ने काल्हि ठाढ़ हएत। तँए, भविसवेत्ता भलेँ जे हुअए मुदा भविसक निर्माता नइ छी सेहो केना नइ कहल जाएत। औझुके रोपल गाछ ने काल्हि फल देत।

धीरेन्द्रो आ जगमोहीयो एक-दोसरक जीवन परिचय गुप्त रूपसँ भाँज लगबए लगल। मुदा दुनूक प्रतिबन्धित बाट, प्रतिबन्धित ऐ मानेमे जे जानकारी पबैमे कहीं सीमोलंघन ने भऽ जाए, नइ तँ जगहँसी हएत। एक तँ पटनामे ने धीरेन्द्रकेँ बेसी चिन्ह-पहचीनक लोक आ ने जगमोहीएकेँ। ओना, कौलेजो आ हाइयो स्कूल, सइयो-हजारो अपरिचित चेहराक परिचित करबैक गड़ छीहे, मुदा परिचय-पात करैक जगह तँ छी नहि, छी तँ पढ़ै-लिखैक जगह। जेकर अपन निर्धारित सीमा-सरहद अछि। तँए, एक सिमानक बीच रहि कियो अपनाकेँ पार-घाट लगैबतो अछि आ लगबौ चाहैए।

धीरेन्द्रकेँ पिता-पुत्रक बीच जे सीमा अछि तइमे जहिना पिता जीबेन्द्र छथिन तहिना पुत्र धीरेन्द्रो अछि। माने ई जे अनेको क्रिया-कलापक बीच पिता-पुत्रक जीवन अछिए। मुदा अखन से नहि। अखन एतबे जे जेतेक उचित खर्च विद्यार्थीक छल ओ धीरेन्द्र जहिना निमाहि रहल अछि तहिना जीबेन्द्र सेहो अपन पुत्रक हिसाबसँ अपन माहवारी खर्चो आ स्वतंत्रतो देब निमाहि रहल छैथ। मुदा ऐ सीमाक बीच धीरेन्द्र अपन कोर्सक किताब सिलेबशक अनुसार पिताक पाइसँ कीनि नेने छल मुदा शिक्षकक मुहसँ अनेको अन्य किताबक नाओं सुनि मन तँ उछटबे कएल। जइसँ धीरेन्द्र प्रतिदिन एक घन्टा कौलेजक रीडिंग रूममे बैस नव-नव पोथी पढ़ैत रहल अछि। कौलेजक रीडिंग रूम, पुस्तकालय आ कार्यालय तीनू कोठरी एक्के मकानमे जुड़ल अछि। तीनूक बीचक देवालमे शीशा लागल अछि जइसँ एक दोसर कोठरीकेँ नीक जकाँ देखल जाइए।

धीरेन्द्र रीडिंग रूममे कुर्सीपर बैस टेबुलपर तीन-चारिटा किताब रखि एकटाकेँ उनटा रहल छल, तहीकाल जगमोही पुस्तकालयक पैछला किताब जमा करैत ऐगला लइले आलमारी देखए लगल। ओना, पुस्तकालयक सभ पोथी रजिष्टरमे अंकित ऐछे मुदा ओ दोसर विद्यार्थी देख रहल छल।

नमगर-चौड़गर रीडिंग रूमक कोठरी, दर्जनो आलमारी किताबसँ सजल अछिए। एकसँ दू आलमारी प्रति विषयक किताबसँ सजौल फुटा-फुटा लगौल अछि। बीचमे बइसैले कुरसीक संग टेबुल सेहो लगले अछि। जइसँ बिनु बँटवारा केनहुँ बैइसैक जगह बँटाइये गेल अछि। माने ई जे आलमारीक लगेमे कियो बैस कऽ पढ़बकेँ नीक बुझबे करैए। धीरेन्द्र अपन समयानुसार रीडिंग रूममे किताब सभ टेबुलपर रखि कलमसँ कॉपीमे लिख पुन: किताब उनटबैत रहए। पुस्तकालयक आलमारीमे जगमोही किताब खोजि रहल छल। पुस्तकालयो आ रीडिंगो रूमक आलमारी हाथ-हाथ भरिक दूरीमे सजल अछि। पुस्तकालयक दुनू आलमारी खोलि जगमोही किताब खोजि रहल छल आ दोसर दिस धीरेन्द्र दुनू आलमारी खोलि किताब निकालि टेबुल सजौने छल।

दू आलमारीक बीचक जे जगह अछि ओइ बीच होइत जगमोही धीरेन्द्रकेँ देख रहल छल। तही बीच पुस्तकालयक किछु किताब गड़बड़ भऽ गेल रहै तेकर कहाकही ऑफिसमे उठल। मुदा किताब तँ किताब छी, आगियोमे जरैबला, पानियोमे गलैबला आ दिबारो-दिम्मककेँ खाइबला, तैठाम अनेरेक ने कहा-कही भेल। खाएर.., जेकरा माए-बाप जन्म दइए से तँ माए-बापकेँ बिसैर जाइए, ई तँकौलेजक पुस्तकालयक किताब छी, एकर के माए-बाप छै! अनेरे के एते आलमारीकेँ उधेसत। ओना, देवालक बीच शीशा लगल रहने जहिना जगमोही पुस्तकालयमे बन्न अछि तहिना रीडिंग रूपमे धीरेन्द्रो बन्ने अछि मुदा देख रहल छल दुनू एक-दोसरकेँ।

ओना, अखन तकक तरपेसकी जानकारीमे जहिना जगमोही अपन मामा गामक धीरेन्द्रकेँ बुझैत तहिना धीरेन्द्रो अपना गामक भगिनी जगमोहीकेँ बुझैत। मुदा अखन धरि एको दिन बात-चीत नहि भेल।

पुस्तकालयक कार्यालयमे कहा-कही भेने सबहक धियान ओइ दिस भेल आ जगमोहीक धियान धीरेन्द्र दिस भेल। शुरूमे जगमोही मोट-मोट किताब धीरेन्द्रक टेबुलपर राखल देख थोड़ेक सहमल जरूर मुदा एते तँ आत्म-शक्ति जगिये गेल छेलै जे धीरेन्द्र मामा गामक छी। चाहे तँ नाना दाखिलमे हुअए वा मामा दाखिलमे वा भाइक दाखिलमे, मुदा अंगीत तँ छीहे। जँ सेहो नइ छी तैयो एक कौलेजक एक क्लासक आ एक विषयक संगी तँ भेबे कएल। जखन एक्के विषयक संगी छी तखन जीवनक क्रियो-कलाप तँ एक्केरंग ने हएत। केना कोयलाखानक श्रमिक अपनाकेँ लेबर क्लास कहि एकठाम बैसार-उसार करैए। केना खेतक धान रोपनिहार धनरोपनिया कहबैए। कहाँ केतौ मर्द-औरतक भेद छइ। एक दिस मातृकक

सम्बन्ध, दोसर दिस कौलेजक सम्बन्ध अछिए, तैसंग एक उमेरक सियान सेहो दुनू गोरे छीहे। तखन गप-सप्प करैमे बाधा की? चोरनुकबा प्रेममे कोनो दम होइए, ओ तँ चोर सबहक क्रिया भेल। प्रेम तँ सार्वभौम अछि।विचारक प्रेम, बेवहारक प्रेम, जिनगी जीबैक प्रेमइत्यादि, जे लोकचोरा-नुका कऽ किए करत।

दू आलमारीक बीचक रस्ता देने शीशाक देवाल पार करैत जगमोही धीरेन्द्रक अनुकरण करए लगल। धीरेन्द्र जहिना किताबमे आँखि गाड़ि, समुद्री हीरा जकाँ पाँति खोजि कॉपीमे नोट कए रहल छल, तेकर हू-ब-हू फोटोग्राफी जगमोही अपन बुधिक डायरीमे उतारए लगल। दस मिनटक फोटोग्राफीक रील जगमोही मनमे गढ़ि नेने छल।

संजोग भेल, पाँच बाजि गेल। आब सभ किछु बन्द हएत। जगमोहीकेँ दूटा किताब लेबाक छेलै जे इसू करा चुकल छल। धीरेन्द्र आलमारीमे किताब रखि कॉपी नेने बाहर निकलल। ओना, लोको पतराएले छलइ। मात्र दू गोरे कौलेजक स्टाफ आ चारि-पाँचटा विद्यार्थी अछि। पुस्तकालयक सीढ़ीसँ निच्चाँ उतैरते जहिना धीरेन्द्रक नजैर खिर जगमोहीपर छिछलल तहिना जगमोहीक नजैर सेहो धीरेन्द्रपर छिछलए लगल। ओना, दुनूकेँ अपन-अपन नैतिक अनुशासनक विचार मनमे दौड़िये रहल छल। अही गुन-धुनमे दुनू बिना किछु बजने-भुकने कौलेजक अन्तिम गेट लग पहुँच गेल। चौबट्टी जगह, तँए के किमहर जाएत तेकर जानकारी दुनूकेँ अपन-अपन।

ओना, एहेन कोनो प्रतिकूल मौसम नहियेँ अछि जे दुनूक बीच गप-सप्प नइ भऽ सकैए।मुदा ग्रामीण परिवेशक उपज दुनू, माने दुनूक जन्म गाम देहातमेभेनेदुनूक मनमे गाम गमैया सम्बन्ध सेहो बनियेँ गेल अछि। तँए दुनूक बीच किछु ओझरौठ अछिए। जे ने जगमोही बुझि सकल अछि जे धीरेन्द्रक संग कोन तरहक सम्बन्ध मानि बाजल जाए, आ ने धीरेन्द्रे से बुझि रहल अछि। तैसंग दुनूक मनमे ईहो बेवधान छैहे जे अपनासँ उमेरमे जेठ मानल जाए वा छोट। तेकर कारण दुनूक अपन-अपन अछि। धीरेन्द्रक मनमे नचै छै- जखन दुनू गोरे कौलेजक एक क्लासमे पढ़ै छीतखन ई मानि लेब जे जगमोहीक उम्र हमरासँ कम हेतैई तँ बालबोधक विचार भेल! किएक तँ जेतेक समय हमरा 'अ-आ' सँ अबैमे अखन धरि लागल तेते तँ जगमोहीकेँ सेहो लगल हेबे करत, तखन छोट मानल जाए वा पैघ? आइ जँ कौलेजमे एको क्लास आगू-पाछू रहितौं तखन तँ एकटा देखौआ सीमा भेटैत, जहिना कोनो गामक जमीनक नापी लेल पैछला सर्वेक कोनो पहचान भेटला बाद अमीनकेँ कोनो खेतक आड़ि-मेड़ बनबैमे असान होइए तहिना। मुदा धीरेन्द्रक मनमे एकटा विचार उठल। उठल ई जे जइ गाममे बाढ़िक कारणे वा भुमकमक कारणे सिमानक पहचान मेटा गेल रहैए तँ ओइ सीमाकेँ पकड़ै तँ दोसर गामक सिमानक सहारा लेले जाइए।

जगहमोही जखन अपन पैछला इतिहास दिस नजैर खिरौलक तँ साफ-साफ देखए लगल जे जहिया पाँच बर्खक रही तहिये बाबा लोअर प्राइमरी स्कूलमे नाओं लिखा देलैन, तहियासँ ने कहियो फेल केलौं आ ने कोनो क्लासे फानि कऽ टपलौं।मनमे उठलै- तहिना ने धीरेन्द्रोकेँ भेल हएत। बीचमे मातृकक सम्बन्ध सेहो अछि, जँ नानाक सम्बन्धमे हएत आ तखन जँ भैयारीक सम्बन्धे बाजबईहो तँ नीक नहियेँ हएत। आ तहूमे जँमाए बुझती तखन तँ ओहो गनजन करबे करती..!

ओना, धीरेन्द्रोक मन सकताइये रहल छल जे अनजान-सुनजान महाकल्याण। गप-सप्पक पछाइत जखन सम्बन्धक असल परिचय हएत तखन अपन विचारकेँ सुधारि लेब। तहिना जगमोहीक मन सेहो रसे-रसे ओहन सीमापर पहुँच गेल। तँए दुनूकेँ मुँह खोलैक अनुकूल मौसम बनि गेल। एक तँ ओहुना जखन संगे-संग पढ़ै छी तखन बजा-भुकी करैमे कोन एहेन पहाड़े आकि समुद्रे बीचमे बाधक अछि।

गेटपर पहुँच धीरेन्द्र जगमोही दिस तकलक। ओना, जगमोही सेहो धीरेन्द्रे दिस ताकि रहल छल।दुनूक आँखि मीलि गेल। आँखि मिलिते दुनूक मुँह टुस्कियाएल। जहिना पत्ता-कलश वा फूल-फलक टुसी चलिते अपन सुगन्ध निकालए लगैए तहिना दुनूक मनसँ निकलए लगल...। जगमोही बाजल-

"डेरा केतए रखने छी?"

जहिना जगमोही बाजल तहिना धीरेन्द्र उत्तर देलक-

"ऐठामसँ साए मीटर हएत।"

धीरेन्द्रक बात सुनि जगमोही घड़ी देखलक। पाँच बाजि कऽ पाँच मिनट भेल छेलइ। मने-मन अपन समयक अँटकार लगौलक तँ बुझि पड़लै आधा घन्टा समय बीचमे खाली अछि। जगमोहीक ऐगला समयक सीमा निर्धारित छेलै, किएक तँ सचिवालयमे जगमोहीक पिता- गोविन्द कार्यरत छथिन जे नित्य छअ-पौने छअ बजे तक डेरा अबै छथिन। पिताजीकेँ अबैसँ पहिनहि जगमोही अपन कौलेजक काज निवटा डेरा पहुँच जाइए। तैबीच जगमोहीक माइयो बजारक काज कऽ आबि जाइ छथिन।

जगमोही बाजल-

“रस्ते-रस्ते चलि कऽ अपन डेरा देखा दिअ। दोसर दिन समय पेलापर आगूक किछु गप-सप्प करब।”

सोल्होअना जगमोहीक बात नहि सुनि धीरेन्द्र बिच्चेमे बाजल-

“चलू, संगे-संग चलबो करू आ अहाँ अपनो डेराक जानकारी दिअ।”

साइए मीटरपर धीरेन्द्रक डेरा, गपे-सप्पमे दुनू गोरे पहुँच गेल। डेरा लग ठाढ़ होइत धीरेन्द्र असमंजसमे पड़ि गेल। असमंजस ई जे शहर-बजार छी। ऐठाम सभ तरहक प्रतियोगिता अछि! मुदा लगले मनमे उठि गेलै जे अखन विद्यार्थी जीवनमे छी, तँए अखन वर्त्तमानक विचार करब अछि नहि कि भविसक। धीरेन्द्र बाजल-

“डेरामे चाह-ताह तँ नइ बनबै छी मुदा जलखैक ओरियान तँ रहिते अछि, चलू पहिने जलखै कऽ लेबतखन जाएब।”

ओना, दुनूक मन गवाही दइते रहै जे कौलेजसँ लऽ कऽ गाम धरिक सम्बन्ध अछिए, तखन खेबे-पीबेमे कोन हर्ज...। जगमोही बाजल-

“डेरा तँ भीतर जा कऽ देख लेब मुदा जलखै नइ करब। बेसीसँ बेसी एक गिलास पानि पीब लेब।”

दुनू गोरे कोठरीमे पहुँचल। कोठरीमे कुरसी नहि, छोट-क्षीण कोठरीमे धीरेन्द्रक पूर्ण जिनगी समटल अछि। एक्के चौकीपर बैस धीरेन्द्र बाजल-

“गाममे ऐबेर आम खूब फड़ल अछि, अमैया छुट्टी हेबे करत...।”

जगमोही बाजल-

“अहाँक घर प्रेमनगर छी आ हमरो...।”

‘हमरो’ सँ आगाँ नहि बढ़ि जगमोही चुप भऽ गेल।

अपन गामक नाओं सुनि धीरेन्द्र बाजल-

“अहूँक मातृक तँ प्रेमनगरे ने छी?”

जगमोही-

“आइ एतबेपर रहए दियौ। पनरह जूनसँ अमैया छुट्टी भऽ रहल अछि, माइयो नैहर जेती, हुनके संग बीस जूनकेँ अहाँक गाम पहुँच जाएब।”

मुस्की दैत धीरेन्द्र बाजल-

“हमरा गाम पहुँचब आकि अपन मातृक?”

जगमोही-

“अहाँ जे बुझिऐ...।”

q

शब्द संख्या : 3068, तिथि : 10 अगस्त 2018

जारी....

---

[i]बटसावित्री

[ii]मेहनत करैबला

२

**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**दूटा लघुकथा**

# कियो ने पुछैए

एकतीस साल नोकरी केलाक बाद रामानन्द भाय घुमि कऽ गाम एला। एकतीस सालक बीच ए.एस.पी. सँ लऽ कऽ चारि मास आइ.जी.क पद सेहो सुशोभित केने छला। तैबीच ऑफिसक कर्मचारी जरूर बुझैन जे खिशियाह अफसर छैथ तँए काजमे कोताही केने बिगड़बो करता आ भऽ सकैए जे लाल कलम चला देता तँ नोकरियोमे जड़ब हेबे करत। किछु गोरे इमानदार सेहो बुझिते छेलैन। पचीस दिसम्बरकेँ रामानन्द भाय सेवा निवृत्त भेला आ अपन पेंशनक सभ काज सम्हारि दस जनवरीकेँ डेराक सभ वस्तु जात नेने पत्नीक संग गाम आबि गेला। तेसर दिन माने बारह जनवरीकेँ, भिनसुरका चाह पीब रामानन्द भाय अपन ऐगला[i] जिनगीक विषयमे गौर करए लगला। तही बीच पत्नी- सुलेखा सेहो कोठरीसँ निकैल दरबज्जापर पहुँचली। पत्नीपर नजैर पड़िते रामानन्द भाय बजला-

“गामक कियो ने पूछ करैए..!”

ओना, सुलेखाक जे बीतल जिनगी छेलैन ओ तँ अफसर परिवारक रहैन तँए कोनो बात वा कोनो बेवहारकेँ देखै-बुझैक तरीका अप्पन बनि गेल छेलैन। जइ अनुकूल ओ बजली-

“अखन दुइये दिन एना भेल अछि तइमे केना ई बुझि गेलिऐ?”

अपन समझसँ सुलेखा बाजल छेली, मुदा सेवा निवृत्तिसँ पूर्वक विचार जिनगीक अनुकूल जहिना रहैए तहिना सेवा निवृत्तिक पछाइत मृत्युक सम्भावनासँ प्रभावित भेने जीवन-मृत्युक बीचक सम्भावनाक संक्रमण भेने अनुकूल विचार सेहो प्रभावित होइते अछि। जइसँ विचारमे किछु-ने-किछु संक्रमण होइते अछि। हेबो केना ने करत, जीता-जिनगी लोक दोसरक सहारा बनैए आ मृत्युक आगमन देख लोक दोसराक सहारा चाहिते अछि। तँए रामानन्द भाइक विचार पत्नीक विचारसँ सहमेलू नहि भऽ सहखेलू जकाँबुझि पड़लैन। मुदा समस्या किछु हुअ आकि केहनो हुअ ओ तँ समस्याग्रस्त लोककेँ भोगै-विचारै पड़ैए।

रामानन्द भायकेँ पत्नीक विचारमे जे आसरस भेटक चाही से नइ भेटने मन थोड़ेक निरस जकाँ भइये गेलैन। मुदा जे विचार रामानन्द भाइक मनमे पनैप गेल छेलैन ओकर पेंपीकेँ ओतै रोकि, मनकेँ दोसर दिस बहटारैत बजला-

“जइ दिन गामसँ नोकरी करए विदा भेल रही ओ दिन आ आइ जखन नोकरी छुटला पछाइत गाम एलौं हेन तइमे केतेक अन्तर आबि गेल अछि से अनुमान करै छिऐ?”

पतिक बात सुनि सुलेखा थोड़ेक सिरसिरेली जरूर मुदा किछु लोकक एहेन सोभाव होइते अछि जे जहिना खुशी रहलापर बोली-वाणीकस्वर रहल तहिना नाखुशी भेलापर सेहो ओहिना रहल। सुलेखो तहिना अपन मुँह बन्न कऽ लेली, किछु बजली नहि। भऽ सकैए जे मने-मन गुड़-चाउर फाँकए लगल होइथ।

लक्ष्मणपुर गाममे पहिल-पहिल आइ.पी.एस. रामानन्द भाय भेला। ओना, पढ़ै-लिखैक खियालसँ लक्ष्मणपुर बहुत पछुआएल अछि। सोल्होअना बिनु पढ़ल-लिखल गाम नहियेँ अछि मुदा जनसंख्याक चौथाइयोसँ कम जरूरे अछि। पनरह-सँ-बीस प्रतिशत साक्षर पुरुख वर्ग आ दू-सँ-पाँच प्रतिशत महिला वर्ग साक्षर अछि। रामानन्द भाय विद्यार्थीए जीवनमे लक्ष्मणपुरक वातावरणसँ अलग भऽ मात्रिकक वातावरणमे जा पढ़ला, बढ़ला आ पालल-पोसल गेला, जैठाम पढ़ाइ-लिखाइक औसत अधिक अछि आ तहूमे खासकए रामानन्द भाइक मामा-नानाक परिवार तँ आरो बेसी अगुआएल छेलैन। रामानन्द भाइक मामाक परिवारमे ई सातम पीढ़ी चलि रहल छैन जे पढ़ै-लिखैक धारासँ नीक जकाँ जुड़ल अछि। माने अक्षर-बोध आ अध्ययन बोधक सातम पीढ़ीक नम्बरपर रामानन्द भाइक मामा सभ भेलखिन। मामक चारि भाँइक भैयारी छैन। जे चारू चारि दिशाक अध्येता। किएक तँ हुनक पिता- रघुनन्दन बाबाक अपन खास सोच रहैन। रघुनन्दन बाबाक अपन खास सोच परिवारक खियालसँ रहल होनि वा समाजक जरूरतक खियालसँ जे चारू बेटा रूपलाल, भूपलाल, दुखलाल आ सुखलाल केँ चारि दिशाक अध्ययन दिस झुकौलैन, जइसँ

एकटा बेटा किसानी ज्ञान, दोसर मशीनी ज्ञान, तेसर चिकित्सा आ चारिम वकालत दिस बढ़ला। किछु दिनक पछाइत चारिम बेटा- सुखलाल जिला जज बनला। वएह वातावरण रामानन्दकेँ भेटल छेलैन जइसँ आइ.पी.एस. बनला। ओना, लक्ष्मणपुरक अपन धरतीक उपज, माने शिक्षाक दौरमे एक गोरे मैट्रिक पास करि कोसी प्रोजेक्टक किरानी, दोसर मैट्रिक पास लोअर प्राइमरी विद्यालयमे शिक्षा मित्र आ तेसर बेकती बी.ए. पास केला पछाइत बेरोजगारे रहि गेल। वएह कलकत्तासँ दिल्ली तक घुमि-फीरि नोकरी नइ भेने सठिया-कठिया कऽ बी.एल.मे नाओं लिखौलक आ वकील बनि झंझारपुर कोर्टमे कार्यरत अछि। बाँकी गामक लोक छोट-मोट बेपारक संग खेती-गिरहस्ती करैए। तँए की गाममे सम्पन्नता नहि अछि सेहो नहियेँ कहल जा सकैए। झोरे छाप डॉक्टर किए ने हुअए मुदा लक्ष्मणपुरक डॉक्टर तँ वएह छी किने। जेकरा काजमे समाजक बिसवास छइ। भगवान रच्छ रखथुन लक्ष्मणपुरवासीकेँ जे टाटा हॉस्पीटल बम्बई आ आयुर्वेद संस्थान दिल्लीक मुँह नहि देखए पड़इ। कियो सुखे थोड़े जाइए। दमकल-बोरिंगसँ लऽ कऽ ट्रेक्टर धरिक मिस्त्री, बिजलीक मैकेनिकक संग मोबाइलक मैकेनिक सेहो लक्ष्मणपुरमे अछिए। तौला-कराही बनबैबला माने बरतन-बासनक सृजनकर्त्ताक रूपमे कुम्हार-पण्डित सेहो अछिए। दुर्गा स्थानक दुर्गा माताक संग ब्रह्म स्थानक रेमन्तक संग घोड़ो गढ़बे करैए। तहिना केबाड़-चौकैठक संग चौकी आ सजल-धजन पलंग धरिक सृजेता कर्मकार कलाकार लक्ष्मणपुरमे नहि अछिसेहो केना नइ कहल जाए। तहिना काँच-कड़चीसँ काँच बाँसक फुलडालीसँ लऽ कऽ पनडालीक संग पतडालीक[ii] अतिरिक्त डाला-धनडाला तकक निर्माणकर्त्ता नइ अछि सेहो केना नइ कहल जाएत। जइ गाममे सभ कथुक सम्पन्नता रहत तइ गामकेँ जँ सम्पन्न नइ कहबै तँ ओइ गामक तौहीनक संग बेइमानी सेहो भेबे कएल किने। मुदा से बात नहि, गौँओं आ अनगौँओं सभ लक्ष्मणपुरकेँ सम्पन्न समाज मानिते अछि। जँ से नइ मानैत अछि तँ कियो अनगौँओं किए अपन बेटी-बेटाक संग भाइयो-बहिनक बिआह लक्ष्मणपुरमे करैए। किनका मनमे एहेन इच्छा नइ रहै छैन जे अपन बहिन वा बेटीक जिनगी नीक जकाँ नहि चलए। ओना, जिनगियो-जिनगीमे अन्तर होइते अछि। एक्के गाममे एक परिवारक जिनगी खाइ-पीबैसँ लऽ कऽ कपड़ा-लत्ता, घर-दुआरिक संग पढ़ै-लिखै तक सम्पन्न रहैए आ ओहीठाम माने बगलेमे, दोसरकेँ केकरो पढ़ै-लिखैक खर्च नइ जुटै छै तँ केकरो रहैक नीक घर नहि छइ। तहिना केकरो कपड़ा-लत्ताक अभाव अछि तँ केकरो खेबा-पीबाक। मुदा किछु अछि, गाम तँ सबहक छिऐन्हे। सभकेँ अपन-अपन अधिकारो आ कर्तव्यो छैन्हे। तइमे जे जेहेन विचारक छैथ ओ ओइ अनुकूल अपन परिवारक सिरजनो-प्रतिपाल करै छैथ आ नष्टो-संहार करिते छैथ।

आइसँ बतीस बर्ख पूर्व रामानन्द भाय जखन आइ.पी.एस. कम्पीट केलैनतँगामक जेते बुझै-सुझैबला लोक छला सभ खुशीसँ झूमि उठल छला। किनको झुमैक खुशी छेलैन जे गाम समाजक लोक उठि कऽ सत्ता तक पहुँचला, तँ किनको खुशी जे गाममे कोनो भीड़-कुभीड़ पड़त तेकर रक्षक गोबरधन धारी कृष्ण जकाँ अवतार लइये लेलैन। किनको मनमे खुशी ऐ दुआरे रहैन जे देखा-देखी दुनियाँ चलैए, जखने एक गोरे धरतीसँ उठि अकास छुबि लेलैन तखने दोसरो-तेसरो छुबे करत। आ किनको मनमे ई आशा छेलैन जे बिनु पढ़ल-लिखलकेँ ने नोकरी[iii] नइ भेटैए आकि नइ भेटत मुदा ओइ संग पढ़लो-लिखल जे टौआएल फिरैए कमसँ कम आब ओकरा सबहक बेरा पार हेबे करत। जखन एते पैघ डिग्री रामानन्द भाय हाँसिल केलैन तखने ने पैघ पदक प्राप्ति सेहो हेबे करतैनजइसँ दबल-कुचललकेँ लाभ हेबे करत।

रामानन्द भाइक पिता जनकनन्द साधारण पाँच बीघा जोत जमीनक गिरहस्थ, जिनका अपन होश-हवास एते नहि जे रामानन्द भाइक पदक गरिमाकेँ बुझितैथ मुदा सासुरक जे परिवार रहैन ओइसँ किछु-ने-किछु अंकैत तँ जरूर छेलाहे। बेटाक डिग्रीक खुशीमे समाजे नाचि उठल छल जइसँ जनकनन्द सेहो झूमि उठला। बेटाक प्रतिष्ठाक खुशीमे जनकनन्द समाजक संग कुटुम्बो-परिवारकेँ भोज खुएबाक विचार मनमे रोपि लेलैन।

ट्रेनिंग सम्पन्न केला पछाइत रामानन्द भाय गाम एला। परसू जुआइन करए जेता। बीचमे काल्हि भरि समय अछि। जनकनन्दकेँ भोज करैक अवसर भेटलैन। ओना,रामानन्द भाय पनरह दिन पहिनहि अपन कार्यक्रमक जानकारी पिताकेँ दए देने रहैन। भोजो तँ भोज छी, अपन-अपन गुण-धर्म तँ ओकरो छइहे। बिआहक भोज बरियातीक भोज भेलजइमे दू समाजक बीच मनुख-मनुखक कान्हक मिलानीक संग लड़का-लड़कीक बिआह होइत अछि।तँए ऐ भोजमे रस्सा-कस्सी सोभाविक अछि, जइसँ खेबा-पीबाक ओहन रूप पकड़बे करत। किए ने लोक (बरियाती) बाजत जे जहिना अँठियाहा रसगुल्ला छल तहिना लालमोहनो आ डलनामे सेहो डलडेक छौंक पड़ल छेलइ। मुदा ओहीठाम श्राधक भोजक महात्म बदैल जाइए। बदलबो केना ने करत, जैठाम मृत-आत्माकेँ स्वर्ग-नर्कक भागी बनैक प्रश्न अछितैठामक पंच जँ भोजमे तीमन-तरकारीक परिचय करए लगत तखन अनेरे ने भोजखौक सभ भेल-गेलमे ओइ आत्माकेँ नर्क पठौत। मुदा जनकनन्दक भोज तँ से छेलैन नहि, ओ तँ रामानन्द भायकेँ शुभकामनाक छेलैन। तँए ऐठाम जँ भोज खाइबला शुभकामना छोड़ि अड़कच-बथुआ बाजत से की लक्ष्मणपुरक लोक बेकूफ अछि। एते खुशी तँ सबहक मनमे छेलैन्हे जे गामक धरतीसँ अकास टेकै धरिक खाम्ही गाममे बनि ठाढ़ भेला अछि।

तेसर दिन चारि बजे रामानन्द गामसँ विदा हेता। दुपहरक पछातियेसँ समाजक एका-एकी लोक शुभकामनाक संग रामानन्दकेँ अरियातै-ले आबए लगला। ओना,काजुल लोक जँ चारि बजे यात्रा करता तँ ओइसँ पनरह मिनट पहिने तैयारी करैमे लगता आ समयसँ पाँच मिनट पहिने पहुँचैक परियास करता, मुदा अकाजुल तँ बेरक चारि बजेक यात्रा-ले भोरेसँ सिंगार-पेटार नहि करत तँ ओकरा-ले ओ यात्राक सगुन की भेल। मुदा से नहि, रामानन्द भाय ट्रेनिंग कऽ चुकल छला, काज करैक ढंगमे नवपन आबि गेल छेलैन। दुपहरक पछातियेसँ समाजक शुभेच्छुकेँ देख-देख अपन यात्रा मन पड़ए लगलैन। मुदा ओ तँ चारि बजे हएत। तँए खुला देहक संग रामानन्द अपन शुभचिन्तकक शुभकामना ग्रहण कऽ रहल छला। समाजो तँ समाज छी, जखन बेटियोकेँ लोक धान, हरदी आ दूभिक खोंइछ भरि विदा करैत तखन बेटा तँ सहजे बेटा छी, तहूमे ओहन बेटा जे धरतीसँ उठि अकासक सोंगर बनि ठाढ़ अछि, तँए कियो नववस्त्र तँ कियो बटखरचा, भाड़ा लेल नगद-नारायण सेहो अरपनक संग अर्पित कइये रहल छेलैन।

घरसँ निकलैकाल रामानन्द भाय घर-जनसँ लऽ कऽ गाम-जन तक शुभेक्षुक रूपमे देख रहला अछि। सबहक सेवा सबहक कल्याण मनमे नाचि रहल छेलैन। सीमा टपबैत जहिना रामकेँ अयोध्यावासी अरियातलकैन तहिना रामानन्द भायकेँ लक्ष्मणपुरवासी अपन गामक सीमान धरि अरियाइत देने रहैन।

पान खेला पछाइत रामानन्द भाय पत्नीकेँ सोर पाड़लैन। ओना, सुलेखाक मन भीतरे-भीतर थौआ भऽ गेल रहैन, मुदा पदक अन्तिम सीढ़ीक रोब तँ अर्द्धमृतो जीवित छेलैन्हे। लगमे अबिते सुलेखा बजली-

"किए एना डकबाहि केलौं?"

पत्नीक शब्दक स्वाद जेना रामानन्द भायकेँ कडुआएल बुझि पड़लैन मुदा जहिना चढ़न्त धारक वेग आ उतरन्त धारक वेगक गति बदैल जाइ छै तहिना रामानन्द भायकेँ हुअ लगलैन। मुदा एकटा नमहर जिनगीक भुक्त भोग तँ बनियेँ गेल छलातँए सोचैयो-विचारैक आ बुझबो-सुझबोक नजैर तँ बनियेँ गेल छेलैन। बजला-




“दुनियाँमे हमरा-ले अहाँ सँ लगक दोसर कियो ने अछि, तँए अहाँकेँ एकटा बात कहए चाहै छी।”

दर-दरसँ गुजरल रामानन्द भाइक मन अनुभूतिक संग अनुभव कऽ नेने छेलैन जे जिगनीमे चूक जरूर भेल, जँ से नहि भेल तँ एकतीस बर्ख पूर्वक समाज आइ किए कुद-रूप चेहरा देख भटैक गेल? पतिक कल्पित भाव बुझि सुलेखा अपन गुरुत्वक भाव जगबैत पुछलकैन-

“की कहए चाहै छी?”

विस्मित होइत रामानन्द भाय बजला-

“पदक मदमे समाजक संग भारी चूक भेल!”

सुलेखा बजली-

“की चूक भेल?”

रामानन्द भाय बजला-

“मन बोझिल अछि, काल्हि कहब।”

q

शब्द संख्या : 1584, तिथि : 9 जुलाई 2018

# केकरो कियो ने

एक तँ ओहुना मधुबनी जाइसँ पहिने पत्नीसँ खूब रक्का-टोकी भेल। रक्का-टोकीक कारण छल एकटा मुकदमा। रक्का-टोकी होइत-होइत रका-टोकहुअ लगल। आ ओहो एते बढ़ि गेल जे दुनू परानी दू दिस भऽ गेलौं। माने ई जे पत्नी बजली-

“हमरा एहेन ठाँठ महींस आकि ठाँठ गाए पोसैक जरूरत नइ अछि जे भरि दिन ओकरा पाछू लागल रहू आ दूधक बेरमे फूल सुँघा देत।”

एक मानेमे पत्नीक विचार जँचल। जँचल ई जे गाए आकि महींस कियो पोसैए धनक उगाही बुझि।ओ भलेँ कम दुधगैर हुअए आकि बेसी ई दीगर बात भेल। मुदा साफे किछु ने हुअए ई तँ कनी कठाइन भइये गेल। मुदा पत्नी बाजल छेली एकटा केसक उदाहरणमे।

आइसँ तीस बर्ख पहिने गाममे दू गोरेक झगड़ाक पनचैतीमे पंच बनि गेलौं। ले बडौर!गुर केतौ आ पह केतौ पड़ि गेल! जइ झगड़े पनचैतीमे गेल रही ओकर चर्च पंच सभकेँ अबै दुआरे पछुआएले छल तइसँ पहिने गामक दोसर गप उखैड़ गेल। जेते गोरे पनचैतीमे पहुँचल रही तहीमे दू पार्टी बनि गेल। दू पार्टी जँ विचारे धरि रहैत तखन तँ कोनो बात नहि। गाम-घरमे एना होइते छइ। कोनो घटना गाममे किए ने हुअए, जहाँ-तहाँ दू गोरे चारि गोरेक बीच कहा-कही होइते अछि, भलेँ ओइ कहा-कहीक कोनो कारगर परिणाम नइ निकलौ। मुदा एतए से नहि भेल। दुनू पार्टीक बीच हाथा-बाँही होइत थापर-मुक्का चलि गेल। धरमागती जँ पुछी तँ मारि बेसी हमरे पार्टी माने हम जइ पार्टीमे रही सएह सभ खेलक। मुदा बेकतीगत रूपमे हम बेसी हाथ चलेलौं, हाथ कि चलेलौं जे दुनू हाथमे ऑंगुरक मुक्का बान्हि बेसुमार चलेलौं जइसँ एक गोरेकेँ बेसी चोट लगि गेलै, वएह केस कऽ देलक, सएह केस आइ तीस बर्खसँ लड़ैत आबि रहल छी। लड़ैत की आबि रहल छी, मधुबनी जाइ-अबै छी। कहियो हाकिम नहि, तँ कहियो पेशकारक हड़ताल, कहियो वकीलक वहिष्कार, तँ कहियो चपरासीक हड़तालक दुआरे कोर्ट लगबे ने कएल, जइसँ तारीक-पर-तारीक होइत-होइत आइ तीसम बरख बीति रहल अछि।

मासे-मास तारीक भेने परिवारक अनिवार्य खर्चमे, माने मासक बजटमे केसक खर्च साए रूपैआ जोड़ाइये गेल अछि। ओना, परिवारमे पाँच-दस, पचीस-पचास रूपैआक केते काज खगि जाइए से बरदास करैत आबि रहल छी।

पत्नीक प्रश्नक उत्तर देब जरूरी छेलएहे। जँ से नहि देब तखन तँ पत्नीक संग हारबे ने भेल। आ जखने घरमे पत्नीक जीत हएत तखने ने पुरुख-जुइतिक घर मौगी-जुइतिक भऽ जाएत वा पुरुखाह घर मौगियाह भऽ जाएत। आ जँ से हएत तँ गाम-समाजक मुँह रोकि देबै, कहबे करत किने- ‘फल्लाँ घर मौगियाहक घर छी।’ मनमे कोनो ताले-मेल नइ बैइसए। पछाइत घाल-मेल करैत बजलौं-

“केस-मोकदमाक हाल अहाँ थोड़बे बुझबैओ इज्जतक लड़ाइ छी, बिनु लड़ने केकरो इज्जत होइ छइ।”

आमक गाछक सराइर हुअए आकि लत्तीक फोंकगर मुडी, ओकरा तोड़ि देने जहिना मुड़िये बदैल जाइए तहिना भेल। पत्नी बजली-

“हमरा ऐ केससँ कोनो मतलब नइ अछि, सात गोरे फँसल अछि, जे गति ओइ छबोकेँ हेतै से हमरो हएत।”

बजैक क्रममे तँ पत्नीक विचार नीक छेलैन्हे। किएक तँ सम्मिलित परिवार ने छी। दुनू गोरे मिलि कऽ ने ठाढ़ो केने छी आ आगू मुहेँ चलाइयो रहल छी। मुदा जँ केसक पैरवी छोड़ि देबै तखन तँ अनेरे गैर-हाजिरीमे वारंट हएत, जब्ती-कुर्की हएत! आजेँ कहीं पुरान केस बुझि हाकिम फैसले लिखि देलैनतखन तँ सजो भऽ सकैए। तैकाल मे हमर साती पत्नियो पूरि पौती आकि अपने पुरए पड़त?

ओना, एते चलाकी दुनू परानीक गप-सप्पमे कइये नेने छेलौं जे पत्नीकेँ बेतुकार उत्तर नहि दए, कहने रहिऐन जे मधुबनीसँ ऐ बेरक तारीक केने अबै छी, तखन निचेनसँ दुनू परानी विचारि लेब।

अपने मधुबनीए-मे रही। जेठुआ लगन जखन एहेन अछि, तखन फगुआ मासक फागुनक लगन केहेन भेल छल से सभकेँ बुझले अछि। अपना बुझल नइ छल जे औझुका लगन अपनो लगल अछि, तँए थोड़े निचेन रहबे करी। आठ-नअ बजे रातिमे जखन घरपर पहुँचलौं तँ देखलिऐ जे साँसे अन्हार पसरल अछि। घरमे एकोटा मनुख नहि। गुण अछि जे गाए-महींस नइ पोसने छी, एकटा जँ पीलिया कुत्ता अछियो तँ ओकरा-ले समाजे खुजल अछि। ओना, जखन दरबज्जापर पएर देलौं तखन ओ दरबज्जाक आगूमे अन्हारेमे बैसल छल। हारि-थाकि निर्णय केलौं जे अनका भरोसे लोक केते दिन जीब सकैए, से नै तँ भेल ते चारिटा रोटी बनाएब अछि। अनेरे तीमन-तरकारी बनबैक भाँजमे की पड़ब से नै तँ जखन अपने उपजौल तरकारी अछि, तखन किए ने ओकरा उसैनिये वा पकाइये कऽ पुष्टगरसँ चहटगर सन्ना बना ली। एते करब कोन असाध भेल।

तेसर दिन हहाएल-फुहाएल पत्नी धिया-पुताक संग नेने पहुँचली। बजलौं- “लगन कटबए केतए गेल छेलौं?”

पत्नी बजली-

“बहिनक बेटीक सासुर। बिआह छेलइ।”

मनक विचारकेँ मनेमे दाबि, मुँह बन्न कऽ लेलौं। किएक तँ मनमे आबि गेल- 'च-र-र-अ सरोकारे करहर मौसा।'

q

शब्द संख्या : 718, तिथि : 11 जुलाई 2018

---

[i]अबैबला

[ii]पत-पथिया

[iii]सरकारी नोकरी

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।



# नन्द विलास राय

# अछैत पुत्र निपुत्र

पेट पीठमे सटल
कपड़ा ठाम-ठाम फटल
केश-दाढ़ी बढ़ल
डाँर सेहो झुकल
गाल पचकल
आँखि धँसल
बिनु ठेंग
नइ होइत रहैन चलल
छातीक हार
झक-झक देखाइत
देह कँपैत
दमाक रोगी जकाँ हँफैत
अँगने-अँगने भीख मंगैत
मुहसँ कहैत
मलिकाइन किछ दअ
दियौ निपुतराहाकेँ
मास-दू मासपर अबैत
आ यएह बात बजैत...।

हम जलखै खा, खेलौं पान
आ जाइत रही दलान
तखने ओ देढ़ियापर आएल
आ देलक अवाज
मलिकाइन किछु दअ दियौ
निपुतराहाकेँ।

तैपर हमर पत्नी बजली
ऐ भिखमंगाकेँ कनिक्को

नहि होइ छै लाज
से नहि होइ छै
जे करतै केकरो कोनो काज।

पत्नीक बात सुनि
हम भिखमंगा दिस ताकि
देखलौं ओकर काया
ओकर देह-दशा देख
लागल हमरा बड़ माया।

हमरा मनमे भेल
किए नहि सुनिऐ
भिखमंगाक बेथा
अपनाकेँ निपुतराहा
किए कहैत अछि
की छै ओकर जीवनक कथा।

की वास्तवमे नै छै ओकरा बेटा
आकि छै ऐमे कोनो राज?

हम ओकरा दलानपर लऽ गेलौं
बड़ आदरसँ जलखै करेलौं
पछाइत ओकरासँ पुछलिऐ
'बाबा, अहाँ अपनाकेँ किए
कहै छी निपुतराहा
की नइ अछि अहाँकेँ बेटा?

हमर बात सुनि
ओकरा आँखिसँ
गिरए लगल दहो-बहो नोर।

बाबा जुनि कानू
कनलासँ नहि हएत
समस्याक निदान
ई कहैत आरो
देलिऐ बोल-भरोष
हमरा बातसँ भेलै
ओकरा बड़ संतोष।

बौआ चारि बेटा रामकँ
एको नहि काम-कँ
बौआ रहमर नाम
छी राम परसाद
आ घर अछि लदनियाँ
जहिये पत्नी मरल हमर
तहिये अन्हार भऽ गेल
हमर सौंसे दुनियाँ
बौआ हमरो छल
चारिटा
जमीन-जत्था बेच
सभकँ पढ़ेलौं
पढ़ा-लिखा कऽ
मनुख बनेलौं
चारू बेटा नौकरी करैए
सभ अपन परिवारक संग
बाहरे रहैए
मुदा हमरा कियो ने देखैए
मान दिन पहिने ओ
भगवानक घर चल गेली
मुदा हमरा भीख मांगऽ
लेल छोड़ि गेली।

बौआ, जेठका बेटा
अपन सासुक मृत्युपर
केलक रसगुल्ला-लालमोहनक भोज
मुदा माए-बापक नहि
कहियो केलक खोज।

दोसर बेटा सारिक बिआहमे
लाख टाक खर्च करि
केलक कन्यादान
मुदा ओहो नहि कहियो देलक
हमरा सभपर धियान
तेसर बेटा अपना सारकेँ
पूनामे एमबीए पढ़बै छै
सुनै छिऐ दस हजार टका
मासे-मास पठबै छै
सभसँ छोटका बेटा अछि
पत्नीक बड़का भक्त
हमरा जे चिट्ठियो लिखैत
सेहो ने भेटलै वक्त।
सासु-ससुरकेँ संगे राखि
करैत अछि पतिपाल
एम्हर बाप भीख मंगै छै
तेकर नहि छै कनिक्को खियाल।

हम पुछलिऐ
की अहाँकेँ नै अछि बेटी
तैपर ओ बाजल
बेटी अछि
वएह तँ केलक

माइक क्रिया-कर्म
भगवान नीक करथुन ओकरा
ओकरे भेलै सभसँ
पैघ धर्म।

फेर पुछलिऐ-
बेटीए ओइठाम किए
चलि जा रहै छी
गामे-गाम भीख किए
टहैल-टहैल मंगै छी?

तैपर ओ बाजल-
बेटीक दुआरिपर रहबकैँ
हम कखनो नै बुझै छी नीक
तइसँ बढ़ियाँ गुजर करै छी
मांगि-चाँगि भीख।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**कविप्रीतम कुमार निषादक**

**किछु कविता**

# हाय भूकम्प

माऽए गै बाप रौ सुनैत देखलौं
मचैत छल हड़कम्प
थड़ थड़ गूंजैत धरती हिलल
चिकरल जन भूकम्प
तन मन थड़ थड़ हमरो काँपल
डँरल दिल दिमाग।
नेना भुटका जनि पुरुखकैँ

देखल भागम-भाग।।

हमहूँ थकमक करैत सोची
हेहरि कत्त जाऊ।
जाँघो काँपैत थिर नहि होअए
कोन सहारा पाऊ।।

किछु मिनटेपर लोक हकमितें
सकपक्की संग बाजल
केक्कर घर गिड़लै बाजै ने
कालचक्र छल साजल।।

केओ कहथि जे हम्मर औरदा
नहिं छल एक्खन पूरल।
मृत्युकालकँ मुँहसँ जेना
देह प्राण अछि धूड़ल।।

आइ शनिचरा ग्रह खेलैछल
देश विदेशमे सगरो।
अपने हाल व्यथामे हकमैत
सुइध कहाँ छल केकरो।।

बेरा-बेरी देखैत रहलौं
सभ मोबाइलमे भींड़ल।
घर-कुटुमैताक जिज्ञासामे
अपस्याँत टहलल फिड़ल।।

केओ बाजए सन चौंतीस ईस्वीसँ
भूकम्प छल बड़का।
कहए केओ फेर हिलतै धरती
लगतै कत्तहुँ दड़क्का।।

बूढ़ पुरान कहथि हे बौआ
भागि कऽ कत्तऽ जएबह।
सभतरि एहनेहालबनल छै
नव बुइध कोन लएबह।।

दिन भरि गुनधुन भय आशंका
जनमन भेल हेहरू।
किछु नहिं फूरए अल्लाह ईश्वर
हे दैबा किछु करू।।

टीभी रेडियोक समाचार संग
जनजीवन भऽ गेल बेहाल।
अखबारोक सुर्खीमे दारूण
तहस-नहस देखल नेपाल।।

हिलल हिमालय केर हिम खण्डो
काठमाण्डूकँ फूटल कपार।
तिब्बत चीन भूटान औ यूपी
काँपल रहि-रहि बंग-बिहार।।

एवरेस्टक पर्वत आरोही
बेस कैम्पमे चिकरि मरल।
हिम खण्डक चट्टान पिघलिते
पैघ प्रलयसँ रहय अड़ल।।

धरहारा मीनार नौ मंजिला
काठमाण्डूकँ कुतुब मीनार।
गिरल धड़ाम ओ जमीन्दोज भऽ
झहुड़ा होइते लागल किनार।।

मन्दिर-मण्डप कोठा-सोफा
दरकैत गिरैत मलवा भेल।
मलवा संगे सैंकड़ो मुर्दा
प्रलय कालकेँ बलवा भेल।।

एहि घटना केर हाल बखानै
नासा केर वैज्ञानिकगण।
सात दशमलव नौ रिक्टर संग
घटना चक्रसँ सिसकए मन।।

भेल चौकन्ना विश्व मित्रजन
भारत अमरीका चीन सकल
रैस्क्यू ऑपरेशन रत भारत
देखा देलक सहयोग अकल।।

भू-वैज्ञानिक आंकि बतौलक
विमुख प्रकृतिकेँ देखल कोप।
मानव अपनेहि प्रलय पुकारल
तैं धमकए भूकम्प प्रकोप।।

प्रीतम गोहरए विश्वमान्यवर
ग्लोबल वॉर्मिंग हड़पैए।
आपदा-विपदा धरती कोइखसँ
भू-तापीय द्रव तड़पैए।।

# विकासक दम्भ

हम विकास कऽ रहल छी
मुदा ह्रास भऽ रहल अछि।
ई, विसंगतिकेँ मानय केँ

यश-अपयश के लऽ रहल अछि।
की..! हम अहिना विकास कऽ रहल छी?
सभ देखैछ कालचक्र
युग चापक प्रभावसँ
प्राकृतिक पराभव औ प्रभाव सेहो
आजुक पिछलग्गू जकाँ
सदिखन चटपटाएल, धड़फड़ाएल...
कखनों अलसाएल, तँ कखनो महुराएल...
हम्मर स्वार्थक बलैया लऽ रहल अछि।
ई, विसंगतिकँ जानय के..?
यश-अपयश के? लऽ रहल अछि
की..? अहिना हम विकास कऽ रहल छी?

हम, उसास कऽ रहल छी
मुदा खटास भऽ रहल अछि।
ई, विसंगतिकँ मानय के?
उपकार-जनसेवा सिनेह आ मम्मत जानए के
आई-माई, मित्तिन सासुक, सम्मत मानए के
गोतनी सौतिन ननदि नटिनियाँ
देखि पड़ोसिन जरए डकिनियाँ
गौरवे आन्हर गृहिणी कनियाँ
उकटा पैंची सभ कऽ रहल अछि
की..? एहने हम विकास कऽ रहल छी..?
हम, उसास कऽ रहल छी
मुदा खग्रास भऽ रहल अछि..!
जहिना, चान-सुरुजक ग्रहणसँ
पसरल अन्हार
तहिना, अन्धविश्वासक चौपाइरमे
कहाली बनल परिवार
सरकारी संग्रहणक पंजीमे अछि दर्ज

ढोवैत, रोवैत रहए लोग जिनगी भरि कर्ज...
जाहिसँ फलय-फूलय...
छल-प्रपंचक राजनीति...
फूइस, पेंच, गलबैहिया धेने
गाम-घरमे रीत-कुरीति
ज्ञानक मन्दिर इसकुल जर्जर
दसगरजा घर सभटा गड़बर
जत्तय अन्हरा डिठरा बमकै
चतुर चलाको चुगला चमकै
दाँव-पेँच दोगलई कँ दलाली
औनी पथारी सभ दऽ रहल अछि
तँ नँ हम विकासक प्रयास कऽ रहल छी
मुदा सर्वग्रास भऽ रहल अछि
ई विसंगति कँ मानए के?
ई विसगतिकँ जानए के?
कीऽऽऽ एहने हम विकास कऽ रहल छी?
जे सर्वग्रास औ ह्रास भऽ रहल अछि?

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

# राम विलास साहुक

# किछु कविता

## मनक मोलि

तन-मनकँ केतबो धोलौं

छुटल नहि कहियो मनक मोलि
तीर्थक पूण्य बहुत कमेलौं
नदी, कुण्डमे स्नानो भेल
तन रंगेलौं मन रमेलौं
तैयो ने छुटल मनक मोलि
तन-मनक मोलि रहए खरकटल
कुपित मन जे छेलाए बेकल
तखने एकटा युक्ति भेटल
गोंता लगा साहित्य पढ़लौं
ज्ञान रूपी गंगामे डुमकी लगेलौं
मिथिला धामक तीरपेखन केलौं
गामे-गाम भरल छला विद्वान
जे करै छला जगतकेँ ज्ञानवान
दूर कऽ देलैन मनक कलेश
बिनु जप-तप केनहि हमरा
तन-मन निर्मल भऽ गेल
तखने छुटि गेल मनक मोलि। q

## तृष्णा

तृष्णाक तृप्ति जलसँ होइए
अन्नसँ मिटैए पेटक भूख
दूध फल मेवा काया पोसैए
औषधि करैए दुख दूर
हीरा-मोती छी धनक भूख
मनक तृष्णा कहियो ने मिटैए
मरने जाइए संगे क्रिया-कलाप
सत्यक सौरि पतालमे होइए
यश स्वर्ग धरि पसरैए
सभ किछु छोड़ि सुरधाम जाइए
मुदा कर्म-कुकर्म दुनू संगे रहैए
नहि बाँटैए अपनो कियो

अधर्मी फलहीन वृक्ष सन
सुकर्मी अमृत सभ दिन पीबैए
अज्ञान अन्हरिया राति होइए
ज्ञान पूनमक चान कहबैए
लोभ पापक असली खान छी
सत्य जीवनक प्राण होइए
धनक तृष्णा जंजाल बनैए
तृष्णा मृगतृष्णा बनि कऽ
लोभीकेँ लइए क्षणमे प्राण
तृष्णाक तृप्ति स्वर्गोमे नै होइए
भटैक जीव नरक भोगैए
संतोखसँ परमानन्दक सुख भेटैए। q

## बेटी

बेटी देख किए झखै छी
नै छी बेटी अभिशाप यौ
दिन बहुड़लै सभ बेटीकेँ
घरमे हेतै लक्ष्मी समान यौ
माइयो बापक मति सुधरलै
सरकारो दइ छै धियान यौ
बेटा-बेटीमे फर्क नै रहतै
अधिकार लेतै समान यौ
शिक्षा पाबि दहेज मिटतै
बढ़तै समाजक मान यौ
बेटी बचाउ केर नारा लगै छै
हेतै सरस्वतीक घरमे बास यौ
जनक नन्दनी सीता बनि कऽ
देशक रखती मान यौ
एक्कैसम सदी बेटीक युग एलै
बनतै देशक नव इतिहास यौ
देशक बेटी देवी स्वरूपा
जगत केर करत कल्याण यौ

उपेक्षित भऽ बेटी जान गमेती
केना हेतै सृष्टिक निर्माण यौ
दुखित भऽ कवि कहै छैथ
बचाउ बेटीक जान-मान यौ
बेटी देख किए झखै छी
नै छी बेटी अभिशाप यौ।q

## वसंतक गीत

आएल वसन्त कोइली कुहकैए
मधु बरसैए चहुओर हे
मह-मह महुआ रस टपकैए
आमक मज्जरसँ मधु बरसैए हे
पूरबा-पछिया मस्ती मारैए
गुंजैत भ्रमरा मन भरमाबैए हे
खग कलख वसन्त गीत गाबए
तोड़ीक फूलसँ खेत करैए सृंगार हे
आएल वसन्त कोइली कुहकैए
मधु बरसैए चहुओर हे...।

सखी-सहेली बगिया घुमैए
कली खिल करैए सृंगार हे
मातल मधुकर तांडव करैए
रितुराज बाँटैए पुष्प पराग हे
मनक पियाससँ करेज जरैए
पिया बिनु मन तरसैए हे
वसन्त बनल अछि चित्तचोर जखन
केकरापर करब सृंगार हे
आएल वसन्त कोइली कुहकैए
मधु बरसैए चहुओर हे। q

## केकरा लेल

महगी घूसखोरीसँ चैन उड़ल

दहेजसँ समाज दबल टुटल
भेद-भावक बीच जिनगी मरल
लूट हत्या अपहरण होइत रहल
ई देश केकरा लेल बनल।

धर्मक नामपर कट्टरपंथी लड़ल
जाति-पातिमे समाज बँटल
धनीक-गरीबक बीच खाधि बढ़ल
काज बिनु मजदुर मरि रहल
ई देश केकरा लेल बनल।

देशक मालिक नेता, अधिकारी बनल
काला धनमे बेहाल नेहाल रहल
खान खजाना कारखाना हुनके सटल
गरीबक बेटा शहीद होइत रहल
ई देश केकरा लेल बनल।

पानि बिनु खेत परती पड़ल
घर छोड़ि किसान परदेश खटल
सुखले नहर टुटले पड़ल

सुभाष, भगत, चन्द्रशेखर, गाँधी

केकरा ले बलिदान पड़ल।
गरीबक नाओंपर योजना बनल
शिक्षा स्वास्थमे घुन लगल
माटि-पानि दवाइमे जहर घोरल
धरासँ अम्बर धरि इंसान बदलल
ई देश केकरा लेल बनल। ०

# धर्मक उपदेश की भेल

जेतए इंसानक कातिल इंसाने होइए
तेतए धर्मक उपदेश की भेल-ए
विवेक अविवेकक द्वन्दमे फँसल-ए
सूर तुलसी कबीर मीराकेँ बिसैर गेल
नीति उपदेश वेद पुराण शास्त्र
जेना कलियुगमे तर पड़ि गेल-ए
जेतए इंसानक कातिल इंसाने होइए
तेतए धर्मक उपदेश की भेल-ए।

सज्जन संत महंथ तपसी बनि कऽ
वन पर्वतमे नुकाएल फिरैए
रावण रामपाल, गुरमित सिंह राम रहीम
नारी संग अत्याचारक रास नचैए
चारू युगमे कलियुग भारी पडल-ए
धर्मक आड़िक पाछू इंसानो शैतान
जेतए इंसानक कातिल इंसाने होइए
तेतए धर्मक उपदेश की भेल-ए।

जेतए माय मातृभाषा पछुआएल-ए
दहेजक खातिर बेटी जीबिते जरैए
अपन कलंक लोक गंगामे धोइए
देवी देवताक पूजा सभ दिन करैए
वल धन ज्ञानक वरदान मंगैए
तेतए इंसानक इंसान किए मरल-ए
जेतए इंसानक इमान इंसाने होइए
तेतए धर्मक उपदेश की भेल-ए। q

## जीबिते जी मरै छी

की कहूँ सखी
पियाक वियोगमे
जुआनी जरबै छी
जीबिते जी मरै छी।

चढ़ल यौवन
ढरल जाइए
जेना सौन भादोमे
मेघो ने देखाइए।

नहि पड़ल बून्न
झिसियो ने पड़ैए
धरती पियासे
धधैक जरैए।

बून्न-बून्न लेल बेकल
प्राण तियागने जाइए
तहिना हमर मन पियासे
पिया बिनु जरैए।

आशक बाट तकै छी
आँखि ताकि निरारि
हिया हारि बैसल छी
आँखिसँ नोर झरैए।

उमरल यौवन
मनमे लहैर मारैए
तन मनक आगि
सहजे सहल नै जाइए।

दुनियाँक नजैर
बदलल लगैए
लोक देख-देख कऽ
नजैर-मे-नजैर लड़बैए।

मजधारमे जिनगी
दलदलमे फँसल-ए

भविष्यक बाट
अन्हाराएले सन लगैए।

पियाक सनेस
बाटे हेराएल-ए
केना कटत दिन-राति
सौंसे देह आगि लगल-ए।

केकरा देख जीअब
दुनियाँ अन्हार लगैए
की कहूँ सखी
कहल नहि जाइए
जुआनी जरबै छी
जीबिते जी मरै छी।। q

## माघक जाड़- 2

बाप रौ बाप
माघक जाड़
गलेलक हाड़
छुबैए प्राण
लेत जान
ओस-कुहेसमे
धरती डुमल
चिड़ै चुनमुन
खोंतामे सुटकल
कहुना बँचबैए
अपन जान
बिलसँ निकैल
फणधारी सभ
मुँह पटैक-पटैक
तेजैए प्राण
जीब जन्तु सभ
ठिठुर रहल-ए
सुटकल पड़ल-ए
अवग्रहमे अछि

सभक जान
कनकनी चलैए
काल समान
सुरुज-चानक
दर्शनो ने होइए
दिन-राति अछि
एक्के समान
पानि छुबै छी
देह सिहरैए
कान ठरि
गलि कटैए
देहक रूईयाँ
काँटो-काँट होइए
संकटमे अछि जान
केना बँचाएब प्राण
एहेन जाड़
जिनगीमे देखलौं
बुढ़ो-पुरान सभ
अद्भुते कहैए
केतेकोकेँ लेलक
क्षणेमे प्राण
कलपैत मुहेँ
सभ कियो कहैए
भगवानो दुख दइए
बाप रौ बाप
माघक जाड़। q

## किसानक मजबुरी

बाप रौ बाप, केना जीअब आब
रौदे बसाते खेत खटै छी
अदहे पेट खाए सुतै छी

दुखे पकैड़ लेलौं खाट
रौदी-दाहीसँ लड़ैत
महगीक मारि सहैत
शोगमे कुहरैत
माथ ठोकैत रहै छी
कर्जामे डुमल छी
दुखे-दुख सहै छी
जिनगी ढहैत
कोसीक धारमे बहै छी
चौपट्ट भेल खेती
धिया-पुत्ता बिलैट गेल
जीवन तबाह भेल
मजदुरियो ने भेटैए
मजबुरीमे परदेश खटै छी
पढ़लो-लिखल विदेश रहैए
गाम-समाजकेँ के देखत
केना बँचत गामक इज्जत
किसानी जिनगी दुखदायी भेल
के सुधारत किसानक समस्या
सौंगरपर सरकार चलैए
कमीशनपर योजना बनैए
पूजीपतिक खेल होइए
कृषि काज नै सुधरल आइ धरि
ओकरे बिगाड़ैमे सभ भिड़ल-ए
उपजासँ लगता बेसी
नै उचित बजार मिलैए
अधमरू जीवन जीबै छी
आत्महत्या करैले सोचै छी
केतेक दुख सहब जिनगी धरि
की दुखे सहैले जनमल छी
आब आगूक जीवन हारि चुकल छी
डुमि मरैले मजबूर छी। q

## बैशाखक विष



चैत बितल बैशाख चढ़ल
मुरझल फूल सुखल पात
बाँसक पात सेहो झड़ल
घास सुखि मरल पड़ल
चौर-चाँचर सुखि फटल
खत्ता-डबरा मरता पड़ल
धार नदी सेहो सुखल
खेतमे दरारि दरकल
चढ़ल गर्मी दुख बढ़ल
तबधल धरती तबा समान
चिड़ै-चुनमुन पानि खोजैले
वौआए रहल-ए कोसक कोस
पोखैर-इनार पहिने सुखल
पतालक पानि तर पड़ल
पानि बिनु जीवन केना चलत
त्राससँ सभक मन तरसैए
बैशाखक विष चढ़ले जाइए
केना बँचत जीवक जान
सभ खोजैए पानिए-पानि
प्रदूषित धरती अपने दुखी अछि
बैशाखक रौद उगलैए विष
सभकेँ लेत अखने प्राण। q

## कोसीक कहर

आएल कोसीक कहर
पसैर गेल बाढ़िक पानि
विलिन भऽ गेल गाम-घर
नहि बँचल नाम-निशान
मचि रहल कोसीक कोहराम
देखते भाँसि गेल बच्चा-बेदरू
गाए-महींसक गेल जान
अपन जान बँचबै खातिर
लपैक पकड़लौं मोटका गाछ
तैपर लपटल फणधारी

फुफकार काटैत करैए पहरेदारी
देखते हमर प्राण उड़ि गेल
मुदा दयावान बनेलक शरणधारी
मानवसँ ओ साँप हितकारी
प्राण नै लऽ रक्षा केलक
संगे केतेक दिन-राति बितल
नीचामे अथाह बाढ़िक पानि
ऊपर बहै छल बर्खाक झॉंट
जाड़क मारल भूखक हारल
मौतक मुँहमे फँसल रहूँ
भूखले प्राण टगै छेलौं
केतेक दिनक भूखल कोसी
लाखक लाख जान खाए गेल
हमरो हाथ छुटि गेल गाछसँ
धब दए गीरलौं बाढ़िक पानि
सभ दिनक लेल कोसीमे समाए गेलौं। q

# केकरापर करब श्रृंगार

अपन घर छोड़ि पिया
किए गेलौं जानि परदेश
मनमे बढ़ेलौं कतेक कलेश
मुदा नै देलौं बोल भरोष
मन हमर अपचंग होइए
रहि-रहि करेज डोलैए
सिनेह बिनु देह हहरैए
जिनगी बनल-ए दुखक पहाड़
की वैरणी केलक अहॉंक शिकार
बिनु अहॉं
केकरापर करब हम श्रृंगार।

पात जकाँ तन-मन डोलैए
धीर मन अधीर होइए
सबूरक बान्ह ढहि गीरैए
प्रेम विरहमे जरै-मरै छी
अबगरहमे अछि हमर जान

जगतमे देखै छी शैताने शैतान
आशक बाट लगैए सुनशान
जिनगी बनल अछि बीरान
आब केते करब आओर इंतजार
बिनु अहाँ
केकरापर करब हम श्रृंगार।

अछैते औरुदे दुख सहै छी
चढ़ल उमेर ढहल जाइए
केतेक करब अहाँसँ परहेज
केकरा लगाएब हम करेज
नि:सन्तान छी मन वौआइए
बाट देखैत भेल छी निराश
जेना फूलसँ तूबि गेल पराग
दोसर देख कऽ अबलट जोड़ैए
प्रेम रोगक हम छी शिकार
बिनु अहाँ
केकरापर करब हम श्रृंगार। q

## करमक खेल

देखू भाइ करमक खेल
कियो बेचए नून तेल
अमीर करैए कठखेल
गरीबसँ नै रहल मेल
केकरो रोटियोपर ने तेल
अखनो बेवस्था अछि गरमेल
कियो खेलैए होरी खेल
देखू भाइ करमक खेल।

अखनो धरि खेती नै सुधरल
मजदूर सभटा पलायन भेल
राम भरोसे जनता जीबैए
हिंसक करैए हिंसाक खेल
नीति-कुनीतिक बीचबिचौआमे
गरीब जनता पिसाए गेल

समाजसँ सरकार बेमुख भेल
देखू भाइ करमक खेल।

शिक्षाक नाओंपर ठगी होइए
शिक्षालयमे होटल खुजि गेल
पढ़ै बेरमे खेलैए गदहाक खेल
धिया-पुत्ताक करम फुटि गेल
स्वास्थ्य सेवा अछि नाओं लेल
अस्पतालसँ भरोस उठि गेल
देखू भाइ करमक खेल।

देखियौ देशमे नोटक खेल
एकरे बलपर भोँट कीनैए
गदहाक माथपर ताज शोभैए
विद्वतजनकेँ राखैए कात
मूर्खासन धृष्ट्रराष्ट सुतल रहैए
जनताक खून बिका रहल-ए
जनतंत्रक परिभाषा बदैल गेल
देखू भाइ करमक खेल।

खेत सुखि फाटल पड़ल-ए
पानि बिनु खेतमे फसल जरैए
पेट खातिर पेटबोनिया मरैए
गरीबक समस्या बढ़ले जाइए
समाजक लोक छिड़िया रहल-ए
सरकारी तंत्र जेना फेल भेल-ए
देशक विकास अधूरे रहि गेल
देखू भाइ करमक खेल।। q

## भीखमंगनी

भीखमंगनीकेँ देख कऽ

छगुन्तामे पड़ि गेलौं
चिरखल चेथरीमे सुटकल
अंग झलकैत देखलौं
हाड़-पाँजर सुखल
फुरकल केश आँखि धँसल
मुँहपर फुफरी पड़ल
मुदा बत्तीसी चमकैत
ठेंगासँ कुकुर भगबैत
भूख पियाससँ तड़पैत
कुहरैत पथपर बढ़ैत
हाथमे पचकल टीनही बाटी
आशमे हाथ आगू केने
खाइले किछु भीख मांगैत
डेढ़ियापर ठाढ़ भऽ
बेर-बेर जोर-सँ बजैत
कने खाइले किछु दीअ
हमर बेटी बेचनी
रोटी-चटनी दैत बजली
बैस खा कऽ पानि पीब लीअ
दलानमे हम बैसले-बैसल
देखलौं नयन निरारि
भीखमंगनी रहए लचार
बुझि पड़ल नीके घर-खनदानक
पुछलिऐ कियेक भेल ई हाल
भीखमंगनी डबकल आँखिकेँ
आँचारसँ पोछैत बजली-
नहि छी कुलक्षणी, छी कमसुतनी
मुदा दहेजक खातिर पीट-पीट
हमरा केलक ई हाल
निष्ठुर पतिकेँ दया-धर्म नइ-ए
सासु-ससुरकेँ नै अछि लाज
सभ दिन मारैए घूसा-लात
के पोछत हमरा नोरकेँ
कखनो निपुत्री-कुलक्षणी कहैए
लाठी मारिसँ देह तोड़ैए

घरसँ भगबैए साँझ-विहान
बड़ गंजन सहैत रहलौं
मुदा मरब तँ नइए असान
जाधैर अछि घटमे प्राण
भिखो मांगि राखै छी मान
सुरुजकेँ हाथ जोड़ि कहै छी
केकरो नइ दिहक एहेन ज्ञान
सासु-ससुर पतिदेवकेँ
दीहक सुमति-सद्ज्ञान
हमरो बँचाबह इज्जत प्राण।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

१.अनुवादक डॉ. शिवकुमार प्रसादक किछु अनुदित काव्य (मूल रजनी छाबड़ा- हिन्दी) २. कवि डॉ. शिवकुमार प्रसादक
किछु कविता

१
अनुवादक डॉ. शिवकुमार प्रसादक
किछु अनुदित काव्य (मूल रजनी छाबड़ा- हिन्दी)
(PAGHALAIT HIMKHAND

Maithili translation of ‘PaighalteHimkhand’
An Anthology of Hindi Poems by Rajni Chhabra from Hindi into Maithili by Dr. Sheo Kumar Prasad.)

## ई केहेन नाता

ई केहेन नाता अछि
खुशी अहाँकेँ भेटैत अछि
खोइछ हमर भरि जाइत अछि।

करोट जखन अहाँ घुमै छी
हमर सुख हेरा जाइत अछि।

चोट अहाँकेँ लगए

नोर हमर आँखिमे
डबडबा जाइत अछि।

अहाँक आँखिमे
नोर छल-छलाइसँ पहिनहि
अपन पिपनीमे समेटबाक
मन होइत अछि।

अट्ठखेल करैत
लहैरमे किएक
अहाँक छवि
अभरऽलगैत अछि।

चुपे-चाप मौसम
गुनगुनाए लगैत अछि
अहाँक स्मृति
हमरामे बसि जाइत अछि।

कानमे मिठगर
घन्टी सन बाजए लगैत अछि
जखन अहाँक बोलक
जादू पसरैत अछि।

जिनगीक आधा खाली जाम
आधा भरल नजैर अबैत अछि।

अनाम सम्बन्धकेँ
नाम देबए-मे
शब्दो भण्डार खाली भऽ जाइत अछि।


मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

अहीं कहू ने
अहाँसँ ई
केहेन नाता अछि? q

## मनक पखेरू

आकुल नैन
व्याकुल बाट
अलोपित होइत
आड़ि-धूर,

क्षितिजकेँ
छुबाक आस
अतृप्त पियास।

तबधल रेगिस्तानमे
सौनक बात
नेहक मेघकेँ बरसब
जिनगीक भीजब,

छद्म सपना
फुजल आँखिक छल।

मनक पखेरू केर
पाँखि कतरब
यएह अछि
यथार्थ केर धरातल। q

## कचोट

अधखड्ड जिनगीक चोट
एना जिनगीमे
सन्हिया रहल अछि,

जेना करिया रातिक
गाढ़ रोशनाइ
नोरोसँ नहि
धुआ रहल हो। q

## स्मृति

अहाँक गुम्मी
अहाँक आँखिक जिह्वासँ
अनकहलो बात
कथा बनि जाइत अछि।

नहुसँ छुबि कऽ
बात
फुला जाइत अछि
अधफुलल कलिकाकेँ
ओ छुअब
जिनगीक मस्ती
बनि जाइ छै।




अहाँक गमक लऽ कऽ
अबैत अछि वात
ओ क्षण बनि जाइ छै
जिनगीक स्मृति। q

## आसक चिड़ै

मन तँ आसक चिड़ै छै
एकरा किए बान्है छी
कैदी बनैले
मनुषक देह
की कम अछि? q

२
कवि डॉ. शिवकुमार प्रसादक
किछु कविता

## भोग

हम जे भोगि रहल छी
ओकरे भाखि रहल छी
फाग दियारी ओ अगहन केर
कातिक सन हम काटि रहल छी
जिनगीक सभ मनोरथ
नोरक तरे आँकि रहल छी। q

## जाड़

सौंसे दिन अगियासिये बीतल रातिक कोन ठिकाना
कम्मर तोसकसँ तँ नीक छल नारे-पुआर बिछाना
कहुना कऽ जारसँ बाँची टोपीसँ नीक छल गाँती।

मनक मन जरना नित जड़ए तैयो जाड़ नहि मानए
कतबो देहपर कपड़ा लादी तैयो जाड़ नहि भागए
कोना क जाड़सँ बाँची टोपीसँ नीक छल गाँती।

गाए महींस थैरपर काँपय गुदरा कम्मर ओढ़ने
गाछपर चिड़ए विकालक मारल देऽह लोल सटौने
सबहक चिन्ता भारी टोपीसँ नीक छल गाँती। q

## कनकनी

छुटै छै बोखार सबहक
किछ नहि फुरैत छै
दिनोमे छै राति जकाँ
कन कनी बढ़ले जै छै।
छुटै छै...।

बूढ़ बच्चा खेन्हरामे
तैयो कँप कँपैत छै
मालजालक कोना के कहत
केहेन ओकर हाल छै।
छुटै छै...।

घरसँ बाहर सगरे
तन मन कँपैत छै
हेतए अनर्थ एहि बेर
तेहने आब बुझैत छै।

छुटै छै बोखार सबहक
किछु नै फुरैत छै। q

## रिजल्ट

नाच गान आ शान सपटहि
बाबू सभ मशगूल
पढै लिखैमे लालबुझकर
छोड़लक सभ इस्कूल।

छोड़लक सभ इस्कूल
ने जानै पोथियोकेर ओ नाम
तीन तीन बेर परीक्षा देलक
भेटय ने रिजल्टमे नाम।

भेटय ने रिजल्टमे नाम
मस्टरबा सभ एक्के छै
कोनो बिषयमे नम्बर
दस से ऊपर नै छै। q

## जिनगीक झमेला

जिनगीक मेला आब खेला लगैत अछि
आगि कि पानि हो झमेला लगैत अछि।
किनका की कही किनका लग बैठी
काम निष्काम बेकामे लगैत अछि
जिनगीक....।

जड़ैत छै पुआर तँ लपकै छै धधरा
मन जखन जड़ै तँ देह जाएछै पझहा
नोरक ठेकान कोन कखन पघैल जाए
देह मन दुनु आब बेकाबू लगैत अछि।
जिनगीक....।

पढ़लहुँ जे गुनलहुँ अछि एखनहुँ सहोदर
भाइये बहिन सन नेहगर आ पोरगर
ओकरे बदोलैत जिनगी खेपाइत अछि
ऊँच नीच टेढ़ -मेढ़ एक्के लगैत अछि
जिनगीक....। q

## गाम छूटल

फेर आइ गाम छूटल।
नैत छल नातिन छल
सुग्गा सन मेना सन
बेटी छल बेटा छल
आँगन बनल कचबचिया मचान छल
आइ ओ बथान छुटल
फेर आइ गाम छूटल।

नार पुआर संग
गोरहा गोरहन्नी
मोट पातर ठाढिसँ
घूरा बना कऽ
हँसैत खेलाइत छलहुँ
सभ किछ आइ छूटल
फेर आइ गाम छूटल।

जाड़ संग ठार्हो छलै
रोटी संग सागो छलै

मारा संग मरूआ रोटी
दूध संग छाल्ही छलै
चलैत खन नैत नातिन संग
नोरक टघार छूटल
फेर आइ गाम छूटल। q

## छितिर-बितिर

कन कन मन संग
घुमलहुँ सगरो
कन कनाइत छल देह
मन नहि मानय तैयो
घुमि घुमि
आबी पुरने गेह
मन अपचंक रहै अछि सदिखन
केतए हेराएल नेह।

सभ दिन सभ केर
मन पुरेलहुँ
बनि-बनि अदराक मेघ
अन्त समय आब
आसिनक मेघ सन
छितिर-बितिर भेल गेह। q

## जातिक छाऊर

छौरक ढेरीमे
तकैत रहलहुँ
अपन आदर

सनमान
ई जनैत कहाँ छेलिऐ
छाऊर छाऊरे रहैत छै।
पानि सुखिते उड़ए लगै छै।
कतबो जल किएक ने छिटल जाय।

आखिर ई जातिक छाउर
कतेक दिन
अहिना उड़िया-उड़िया
सभ किछु झाँपैत रहतइ! q

## ईहो तँ जिनगीए छै

जखन देखैत छी
जिनगीक ओल झोल
मोल तोल ऊँच नीच
अपनकेँ आन सन
आनकेँ समांग सन
अपनेमे टेंढ़
लाख दू लाखपर
छाँटैत बड़प्पन
तँ देख देख कखनो
हँसैत समाज बीच
कहुना जीबि लैत छी
अपनेमे सन्हियाइत
ईहो तँ जीनगीए छै। q

## गामक बात

ई मौसम अछि कतेक नीक
धात्री फरल बैगन फरल
आलू उखरब अछि नजीक
कुरथी दालिक पुछू ने बात
अपना गामक राखी आश
की कहू अपन गामक बात।

बथुआ संग खेसारी साग
मटर पालक भेल भकरार
धनिया आ धात्री केर चटनी
नबका चौरक मीठगर भात
की कहूँ अपन गामक बात।

डिल्ली बम्बई बड़का नगर
अपना गामक सुटकल डगर
बड़का नगर आब धरऽ दौड़ए
अपने गामक राखि आश
की कहूँ अपन गामक बात

कोबी-मूड़-मटर केर छिम्मी
खेत-खेतमे हँसैत गुम्मी
कन-कन सागक संग सोहनगर
लागए केहन सुन्नर गात
की कहूँ अपन गामक बात।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

# विदेह नूतन अंक बालानां कृते

विदेह मैथिली मानक भाषा आ मैथिली भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम

भाषापाक




डॉ. शशिधर कुमर "विदेह"

।। स्व. अटल बिहारी वाजपेयीजी - एकटा मैथिलक सादर, विनम्र श्रद्धांजलि ।।

छलाह मंत्री - प्रधान, बात अपना जगह ।
राजसम्मान - मान - दान, अपना जगह ।
हम छी मैथिल, हमर मनमे हुनिकर स्थान,
राजनीतिसँ अलग, थीक अपना जगह ।।

दल - खेमा - विपक्ष - पक्ष, अपना जगह ।
छाप छोड़ल स्पष्ट नीक, अपना जगह ।
हम छी मैथिली अकिञ्चन, हमर नोरपर,
ध्यान देलन्हि, से बात दीव, अपना जगह ।।

भेलै सौंसे बिकास साँच, अपना जगह ।
तकनीकीक बताह नाँच, अपना जगह ।
हम छी मिथिला, आँचरक फाटल नुआ,
सीबि देलन्हि ओ, भाव से, अपना जगह ।।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेहक किछु विशेषांक:-

१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८

Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf

२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८

Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf

३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०

Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67

ejournal 'विदेह' २५७ म अंक ०१ सितम्बर २०१८ (वर्ष ११ मास १२९ अंक २५७)

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०

Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72

६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११

Videha_01_03_2011 Videha_01_03_2011_Tirhuta 77

७) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111

८) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126

९) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142

१०) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

Videha_01_01_2015

११) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५

Videha_01_11_2015

१२) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५

Videha_01_12_2015

१३) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६

Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

**१४) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७**

Videha_01_01_2017

**लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणीक शृंखला**

**१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी**

VIDEHA 209th issue विदेहक दू सए नौम अंक

Videha_01_09_2016

***जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ६५ टा पोथीक नव संस्करण विदेहक २३३ सँ २५० धरिक अंकमे धारावाहिक प्रकाशन नीचाँक लिंकपर पढ़ू:-***

Videha_15_05_2018

Videha_01_05_2018

Videha_15_04_2018

Videha_01_04_2018

Videha_15_03_2018

Videha_01_03_2018

Videha_15_02_2018

Videha_01_02_2018

विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]*

*The readers of English translations of Maithili Novel "sahasrabadhani" and verse collection "sahasrabdik chaupar par" has intimated that the English translation has not been able to grasp the nuances of original Maithili. Therefore the Author has started translating his Maithili works in English himself. After these translations are complete these would be the official translations authorised by the Author of original work.-Editor*

Maithili Books can be downloaded from:
https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

Maithili Books can be purchased from:
http://www.amazon.in/
For the first time Maithili books can be read on kindle e-readers. Buy Maithili Books in Kindle format (courtesy Videha) from amazon kindle stores, these e books are delivered worldwide wirelessly:-
http://www.amazon.com/

विदेह सम्मान: *सम्मान-सूची*

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह





मैथिली साहित्य आन्दोलन


विदेह- प्रथममैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA
सम्पादक: गजेन्द्र ठाकुर। सह-सम्पादक: उमेश मंडल। सहायक सम्पादक: राम विलास साहु, नन्द विलास राय, सन्दीप कुमार साफी आ मुन्नाजी (मनोज कुमार कर्ण)। सम्पादक- नाटक-रंगमंच-चलचित्र- बेचन ठाकुर। सम्पादक- सूचना-सम्पर्क-समाद- पूनम मंडल। सम्पादक- अनुवाद विभाग- विनीत उत्पल।

रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) editorial.staff.videha@gmail.com कें मेल अटैचमेण्टक रूपमे .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचयआ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेता, से आशा करै छी। रचनाक अंतमे टाइप रहए, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहलअछि।



५ जुलाई २००४ कैँhttp://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html ''भालसरिक गाछ''- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा '''विदेह'- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका'' धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब ''भालसरिक गाछ''जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA

*सिद्धिरस्तु*